

(९) बढिया माइ

(१०) धर्मपाल सिंह:- (राजा 'ख')

(११) सुमैना :-(राजकुमारी)

(१२) जीतुराम (मंत्री 'ख')

(१३) अन्तरा:- (मलिनियां)

(१४) गर्जन :-(राक्षस)

(१५) लाँल कनियाँ :-(राक्षसके बेटी)

(१६) हात्ती

(१७) हाँस बिहुस :-(हात्तीके बेटी)

(१८) अमर :-(नव युवराज मेनुकाके बेटा

*रचनाकार*; ***प्रयास प्रेमी मैथिल***

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य** ggajendra@videha.com **पर पठाउ।**

१.जगदीश प्रसाद मण्डल- दूटा लघुकथा २.राजदेव मण्डल- एकटा लघुकथा आ एकटा विहनि कथा ३. दिनेश रसिया- बिहनि कथा ४. सत्यनारायण झा- बिहनि कथा- सुटिया

१

**विदेह समानान्तर साहित्य अकादेमी पुरस्कार** २०११ मूल पुरस्कारसं "**गामक जिनगी**", लघु कथा संग्रह लेल आ २०१२ बाल साहित्य पुरस्कार - ''**तरेगन**''बाल प्रेरक विहनि कथा संग्रह लेल आ २०१४ बाल पुरस्कार **"नै धारैए"** बाल उपन्यास लेल सम्मानित श्री जगदीश प्रसाद मण्डलक दूटा लघुकथा

१

गाछपर सँ खसला

ओछाइनेपर रही, माने नीनसँ सूतल रही। ओना किरिण नइ फुटल रहै मुदा गामक लोक जगि गेल रहै, पोसर चरौनिहार महींसवार बाधसँ घूमि गेल रहए, गाछीक अखड़ाहापर कुश्ती समाप्त भऽ गेल रहै, मुदा



चलती बेरक सवारी कसा-कसी होइते रहइ। पत्नियोँ आँगन-घर बहारि चुल्हि नीपैक सुर-सार करिते रहैथ कि पड़ोसिनी आबि कहलकैन»

"मनोज बाबा गाछपर सँ खैस पड़ला!"

कहि पुछाड़ि-भाड़क बेन जकाँ आगू बिल्हए बढ़ि गेली।

'गाछपर सँ खसब' सुनि जे पत्नी अवाक भेली से पड़ोसिनी परोछ भऽ गेलैन मुदा बकार नइ फुटलैन जे कनी आरो सेरिया कऽ बुझितैथ।

घर-निप्पा चुल्हि लग रखि पत्नी सोझे लगमे आबि बजली»

"मनोज बाबा गाछपर सँ खैस पड़ला!"

ओना पहिनहि जगा देने छेली। जगला पछाइत कहलैन। मनोज बाबाकेँ गाछपर सँ खसब सुनि मनमे उड़ी-बीड़ी उठि गेल। मुदा तखन तँ पत्नियेँ सोझमे रहैथ, आन रहितैथ तँ आनो मने बाजल जा सकैए मुदा पत्नी लग से केना हएत। पति जकाँ ने बाजए पड़त। की करितौं सहए केलौं। तमसा कऽ तँ नइ मुदा गरमा कऽ बजलौं»

"कुकुर कटने छेलैन जे भोरे-भोर गाछपर चढ़ि गेला।"

ओना कहब जे अठबजिया ओछाइन छोड़निहारकेँ अहिना भकइजोते होइत रहै छै से बात नइ, छअ बजेसँ पहिनेक बात छी। उठै बेर हमरो भऽ गेल रहए मुदा उठल नइ रही। मनक खौंझक कारक दोसरो भेल। दोसर भेल जे जखन गाछेपर सँ खसला तखन केते जखम भेल हेतैन तेकर कोन ठेकान। तइमे तेलेक मालिशसँ नीक भऽ जेता आकि डाक्टर ऐठाम जए पड़तैन आकि अक्सीजन-घर पहुँचबए पड़तैन, तेकर कोन ठीक अछि। तइले तँ तैयार भऽ कऽ ने निकलए पड़त, से तँ अखन ओछाइने छोड़लौं अछि। अखन नित्य-कर्मक संग पाइयो-कौड़ीक बेंत-बाँत ने करए पड़त। तहूमे जखन डाक्टरे-इलाजक भाँजमे पड़ब तखन केते दिन लागत आ की सभ करए पड़त तेकरो की थाह अछि। अथाहक भरोसे केते...।

मुदा फेर भेल जे सोझे मने-मन नक्शे-खतियान बनबैत रहब तहूसँ तँ नहियेँ हएत। कोसी-नहैर जकाँ मने-मन नक्शा बना लेब आ खुनैकाल ई ठेकाने ने रहत जे पानिक बहान ऊपर-सँ-निच्चाँ दिस दौड़ैए, तैठाम जँ मुहँपर निच्चाँ उतारि देबै आ आगूमे ऊँचका खेत रहतै तखन ओइ खेतकेँ पटैक केते आशा कएल जाएत, ई तँ इंजीनियरक काज भेल, सबहक तँ छी नइ। तहूमे अपन नक्शा-खतियान तँ अखन यहए ने हएत जे मुहसँ पत्नीकेँ घरक भार सुमझबैत,अपने मुँह-कानमे पानि लऽ ली आ जेते जल्दी बाबा लग पहुँच सकब ओते मुस्तैदी करी। जानक कोनो ठेकान अछि जे परान छूटि जाएत आकि...। चाह पीब विदा भेलौं। थोड़बे हटि कऽ टोलेमे दछिनवारी कात घर छैन। मनोज बाबा दरबज्जेपर भेटला। ओना गामक लोकक देखब पतरा गेल रहै मुदा गोटि-पङरा आबा-जाही रहबे करइ।

गामक बातावरणमे पसैर गेल रहै जे फुलेक गाछपर सँ खसला, फुलडाली नेनहि ठाढ़े खसला।




पुछलयैन»

"बाबा, किछु विशेष समाचार?"

अपने तँ लाभर-जीभर बजलौं मुदा सियाखी बाबा नीक जकाँ बूझि गेला। जएह बात गामक वातावरणमे पसरल तही टोनमे मनोज बाबा बजला»

"आने दिन जकाँ अपन नियमसँ फूलक बेर फूल तोड़ए गेलौं। कनैल फुलक फड़ी[1]क मास छीहे सएह ठिकिया कऽ चढ़लौं, थोड़बे ऊपर गेलौं कि पएर पीछैड़ गेल, हाथमे फुलडाली लटकौनहि निच्चाँ-मुहेँ ससरैत ठाढ़े खसलौं।"

गपक आभाससँ बूझि पड़ल जे बाबा अपन बेथाकेँ छिपा कऽ बाजि रहला अछि जँ से नइ अछि तँ बोलीमे किए अवरोध भऽ रहल छैन।

मुदा अपनो तँ हुनके बेथा मेटबैले ने जिज्ञासा करए आएल छी, तखन जँ जोतले-चौकियाएल खेत भेट गेल तँ बीये छिटैमे किए देरी करब।

कहलयैन»

"फुलडाली मजगूत छल किने?"

ओना बाबा बोली परेख लेलैन, मुदा बाउक भाउ जेना दुनू अछि- पितोकेँ आ पुत्रकेँ सेहो 'बाउ' कहल जाइ छै, तहिना मुस्की दैत बजला»

"एह! फुलडाली तँ फुलडालीए अछि, ओना छी पितरिया मुदा रंग-रूपसँ सोने जकाँ झलकैए।"

घन्टा भरि पहिलुका चोटपर मनोज बाबा केतबो झाँपन दैथ तैयो ओछ धोती-साड़ी जकाँ एक-भाग उघारे भऽ जाइन। अपनो मन गवाही दिअए- भाय!कियो कनबैत-कनबैत हँसबैए, कियो हँसबैत-हँसबैत कनबैए, मुदा जीवन-धार तँ से नइ छी, ई तँ हँसैत-खेलैत बहैत धारा छी। तैठाम मनोज बाबा अपने जे नुका रहला अछि तखन कनी किए ने एकटा ओढ़ना आरो ओढ़ा दिऐन। सहए करैत पुछलयैन»

"बाबा, साँप जकाँ जे गाछपर सँ ससैर कऽ निच्चाँमे उतैर ठाढ़े रहलिऐ, एकर तँ कोनो मानैयँ ने भेल?"

पारखी मनोज बाबा धाँइ-दे बात परेख लेलैन। बजला»

"बेसी-सँ-बेसी तूँ यएह ने कहबह जे गाछपर सँ साँपे ससैर कऽ निच्चाँ अबैए आकि गनगुआरिये?"

बिच्चेमे बजा गेल»

"हँ, एकटा टाँगक झोंझबला आ दोसर बिनु टाँगबला।"

बातकेँ सम्हारि बाबा बजला»




"थोड़बे ऊपर चढ़ल रही, जेते ऊपरसँ धिया-पुतामे कुदनाइ सीखने रही तँए ससरलौं नइ पीछड़ए लगलौं आकि कूदि गेलौं।"

'कुदब' सुनि चपाड़ा भरैत कहलयैन»

"अपने कहुना भेलिऐ ते पुरान हाड़-काठक ने भेलिऐ, मुदा हड्डीक जोड़क जे पएरमे छिटकिल्ली अछि ओ ने ते ससरल।"

एकेबेर नीपैत-पोतैत बाबा बजला»

"यएह बुझह जे जहिना पहिने फ्रेश रही तहिना अखनो छी।"

कहलयैन»

"बाबा, जखन पूजा करै छी, फूलक जरूरत होइए तखन एहेन-एहेन जे बड़का फूलक गाछ लगौने छी, जैपर चढ़ि कऽ तोड़ए पड़ैए तइसँ नीक ने जे फुलवाड़ी लगा छोट-छोट गाछक फूलसँ बेगरता सम्हारि लेब।"

ई बात जेना मनोज बाबाकेँ मनमे गड़ि गेलैन तहिना तिलमिलाइत बजला»

"बौआ, तोरासँ लाथ की करब। साठि बर्खक उमेर भऽ गेल, चालीस बरख सँ पूजा करै छी, जखन जुआनी छल आ घरसँ खेत धरि कर्मभूमि बनौने छेलौं, सभ किछु सोझेमे नचै छल, आब ओ हूबा अछि जे ओते मनसूबा करब, मुदा...।"

हारमोनियमक अन्तिम पटरी जकाँ अवाज बदलैत रहैन मुदा केकरा कहथीन आ कहने हेतैन की तँए ऐठाम आबि बाबाक बोली पलटैत रहैन।

मनमे भेल जे ई तँ केकर दिनक परि भऽ गेल, जे गेलौं करहर उखाड़ए आ आगूमे चलि आएल केशोर! माने भेल जे करहरो आ केशौरो पनिगर माटिमे होइए, मुदा होइए दुनू दू परिस्थितिमे। जखन पानि रहै छै तखन करहर होइए आ जखन पानि सूखि माटि सकताइए तखन केशौर होइए जे हाथसँ नइ खुरपीसँ उखाड़ल जाइए, तइले खुरपीक प्रयोजन पड़ै छै। ऐठाम सएह भऽ गेल, मनसूबा बना आएल छेलौं जे बाबाक कुशल-छेमक पछाइत, चाहे साइकिलेसँ आकि टेम्पूएसँ डाक्टर ऐठाम जाएब, दादीकेँ सेहो संग कऽ लेब, बर-बेमारीमे पत्नियेँ ने अर्द्धांगिनी बनि आधा दुख बँटतैन। मुदा से तँ बाबा गाछ परहक खसब बिसैर अपन जिनगीक खसब दिस बढ़ि रहला अछि..!

पुछलयैन» "की कर्मभूमि कहलिऐ बाबा?"

एक तँ ओहिना बैसारी मनोज बाबा, भरि दिन विचारेक परसादी बँटिते रहै छैथ, तैपर कर्मभूमि सन शब्द भेट गेलैन, भेटते जेना मनसूबा जगलैन। बजला»





“बौआ, यएह देह छी जे हट्ठामे बैशाख-जेठ मास सन दिनमे हर-बरदक संग बारह बजे तक कोदरबाहि करै छेलौं मुदा थाकैनसँ मिसियो भरि मुँहो मलिन नइ होइ छल, जइक चलैत घर-अँगनासँ लऽ कऽ खेतो-पथार धरि हँसैत रहै छल मुदा आइ..!”

‘आइ’क पछाइत सभ कानि रहल छी, से मुहेँमे रहि गेलैन।

बाबाक बन्न होइत बकार देख अपनो बकार बन्न हुअ लगल। मुदा संजोग नीक रहल। दादी सेहो लगमे आबि गेली। जहिना बाल-बोधकेँ अगुआ पुतोहु वा परपुतोहु अपन जेठजन[2]केँ अपन समाद पठबै छैथ तहिना समदिया भेट गेल। मुदा दादी-आगू बाबाकेँ अपन बेथा व्यक्त कराएब मन नइ मानलक। ओना लग्गासँ मरखाहो मालकेँ घास खुऔल जाइए से तँ मनमे रहबे करए। बजलौं»

“बाबा, अखनो अहाँक जे हड़गर-कठगर देह अछि ओ जुआनी-जवानीमे केहेन रहल हएत।”

पत्नीकेँ आगूमे देख आकि की से तँ बाबा जानैथ मुदा बूझि पड़ल जे बाँहिक कुरता समेट-समेट गट्टासँ बाँहि दिस लऽ जा रहला अछि। ओना नजैर पत्नीपर नइ हमरेपर रहैन, बजला»

“बौआ, कर्मभूमियेँ धर्मभूमियोँ छी जे सातो दुनियाँमे अछि। चाहे ओ भावभूमिक कर्मभूमि हुअए आकि जन्म भेल जगहकेँ जन्मभूमि-मातृभमि कहि कर्मभूमि बुझियौ.., अहिना सभ माने- सातो दुनियाँमे अछि, आ सभ दुनियाँक अपन कर्मभूमियोँ छै आ मर्मभूमियोँ छै।”

अपना झोंकमे बाबा बजैत रहला, बजैत रहला जे सून-अनसून दुनू हुअ लगल। तँए नीक जकाँ बाबाक बात नइ बूझि पाबी। मुदा गुरु ने एक भेला,चेलाक कोन ठेकान अछि। एको भऽ सकैए, एकसँ बेसी दोसरो-तेसरो भऽ सकैए आ एकोमे उत्थरसँ गहींरगर भऽ सकैए। बजलौं»

“बाबा, एक दिनक बेरा पार करैमे जे एना लाख कोसक रस्ता देखए लगबै तहूसँ तँ काज नहियेँ चलत। जरूरत तँ एतबे ने अछि जे काल्हि जे कौल्हुका सूर्जक उदए हएत ओ सीमा भेल आ अस्त धरिक कर्म आ कर्मक सीमा- जिनगी भेल। तेतबे जँ ठेकानसँ ठेकाइन ठेकनबैत चली सएह ने?”

ओना दादी अखैन तक ठाढ़े छेली, मुदा कड़चीक साँगह परक लत्ती जहिना हवामे डोलैत रहैए तहिना दादीक देह अखनो तक डोलिये रहल छेलैन। डोलबो केना ने करितैन, बेटा-पुतोहुक कोनो अशे ने छैन, लऽ दऽ कऽ साठि बर्खक खाली पतिक छैन, सेहो भोरे-भोर तेहेन अन्हरगरेमे गाछपर सँ खसला जे अन्हरगरे केना चलि जइतैथ, तेकर कोनो ठीक छेलैन। जँ बाबाक पेटे-पाँजर टुटि गेल रहितैन तँ दादीक गति की होइतैन... ।

मनमे भेल जे अछैते बेटा-पुतोहु कष्टमे किए छैथ? दादीकेँ पुछलयैन»

“दादी, अछैते बेटा-पुतोहु जे एना कष्टमे छी से नीक लगैए?”

हमर बात सुनिते दादी तँ सहैम गेली मुदा मनोज बाबाक मनक फुनफुनी ओहिना जगलैन जहिना रणभूमिमे रणाकेँ जगैए। बजला»




"बौआ, जइ पुरुखकेँ आइन-अपगराइन नइ अछि, ओहो कोनो पुरुखे भेल।"

बाबाक मजगूत विचार सुनि मनमे भेल जे भरिसक मनमे कोनो दमगर व्रत छैन, जे पुरबै पाछू अपन सभ किछु बलिदान करैले तैयार छैथ। मुदा से तँ सुनला पछाइते ने बुझब। ओना मनोज बाबाक परिवारक सभ भाँजो तँ नइ भाँजल अछि मुदा दुनू बापूतक बीचक बात नइ बुझल अछि सेहो तँ नहियेँ अछि। कहब जे जखन बुझले अछि तखन सएह ने किए कहलयैन। समाजक बीचमे ने बसल छी, समाजक बीच बहुत एहेन बातो आ काजो अछि जे सीमाबद्ध अछि। जे सीमाबद्ध अछि ओकर अतिक्रमणो तँ अतक्रमणे भेल, तँए।

बजलौं»

"बाबा, अहाँ ते तेहेन उमकीमे उमैक कऽ बाजि देलिऐ जे बुझबे ने केलौं?"

बाबाकेँ जेना सह भेटलैन, मुदा दादीकेँ कठाइन लगलैन से ठोरक बिजकीसँ बूझि पड़ल, मुदा बातो-विचारक तँ अपन क्रम होइ छै, ई तँ नइ जे आमक गाछे रोपैकाल चूड़ा कीन कऽ लऽ आनी जे आम सेने खाएब। एक तँ परिवारक विवाद छी तहूमे बाप-बेटाक बीचक जे कखनो नाहपर गाड़ी जकाँ आ कखनो गाड़ीपर नाह जकाँ चलि अपन जिनगीक बाट-घाट पार होइए। तेहेन विवादकेँ तँ, जहिना गोहि अपन मुँह खोलैत-खेलैत शिकार लग पहुँच पकड़ैए, तहिना करब ने जरूरी अछि।

मनोज बाबा बजला»

"तोहीं कहह जे बेटाक ई उचित भेल जे कोन-कहाँ देशमे जा कऽ बिआह कऽ लेलक।"

ओना किछु लोकमे एहेन बजैक आदत होइए जे अपन विचारक बातकेँ टुकड़ी-पुरजी बना, एक-एकटा कहैत बीचमे पुछैत रहत जे की हेबा चाही। मुदा नीक अधला दुनू पक्ष अछि, से सभ बात बुझला पछाइते ने कियो उचित निर्णायक मोड़पर आबि सकैए। तैबीच जे टुकड़ी-टुकड़ीक निर्णय कऽ नेने रहब तखन तँ अपने निर्णये ओझरा जाएत तँए बजलौं»

"बाबा, अपने कनीकाल मुँह बन्न रखियौ, दादियो कोनो ऐसँ फराक नहियेँ छैथ तँए हिनको बाजए दियौन।"

जेना हमर बात बाबाकेँ काँट जकाँ मनमे गड़लैन तहिना बिसबिसाइत दुनू ठोर बिदकलैन। ओना मुँह बन्न केने रहैथ। भऽ सकैए जे मनमे ईहो आबि गेल होइन जे तीन गोरेमे एक बजनिहार दू सुनिनिहार ने होइए, तैठाम बिनु सुनिनिहारक बाजबे की हएत। ओना, दादीक मनमे अपन बेटा-पुतोहुक सिनेह अखनो मनक धारे-धार चलिये आबि रहल छेलैन, तैठाम समाजक रूपमे हमरा देख आरो गतिमान भऽ गेलैन जे आक्रोशित होइत बजली»

"सोल्हैनी दोख हिनके छैन!"



दादीक बात सुनिते बाबाक नरसिंह तेज भेलैन, जे मुँहक रूखिसँ बूझि पड़ल। मनमे भेल जे कहीं दादीपर हाथ ने उठि जाइन। मुदा तइसँ पहिने बीचक जे समए अछि जँ ओकरा अनुकूल बना लेब, तखन रूप बदैल सकैए।

दादीपर सँ नजैर हटा बाबाक आँखिपर गाड़लौं। जहिना गहुमन साँप आकि बाध-सिंह आँखि-पर-आँखि पड़िते ठकुआ जाइए तहिना भेल। मनोज बाबा ठकुएला। बजलौं»

"दादी, जड़िसँ कहियौ।"

'जड़ि' सुनिते मनोज बाबाक मन पिनपिनेलैन। मुदा तैपर दादी मिसियो भरि धियान नइ दऽ बाजए लगली»

"बौआ, तोरो बुझल हेतह आ गामोक लोककेँ बुझल छैन जे एकटा बेटा अछि। कौलेजसँ पढ़ि नोकरी करए कलकत्ता गेल। ओइठाम बिआह कऽ लेलक।"

बिच्चेमे टोनि देलिऐन»

"हँ, ओ तँ अहाँ दुनू बेकतीक बड़का भार उतारि देलक किने।"

बजैले दादी लुसफुसाइते रहैथ कि बीचेमे मनोज बाबा बजला»

"गामसँ जाइकाल बेटाकेँ एना बुझा कऽ कहलिऐ जे बौआ, कामरूप कहाँ-दन ओम्हरे छै, जैठाम पुरुखकेँ जहुरी मौगी सभ गदहा-घोड़ा बना बाधमे चरैले ठोकि दइ छै, तइ सभपर नजैर रखिहह।"

बाबा तेना टोनमे बजला जे हँसी लगि गेल, हँसए लगलौं जइमे बाबाक बातो उधिया गेलैन। बिच्चेमे दादी फेर बाजए लगली»

"बौआ, जहिना अपना सबहक गाम-घरक लोक अछि तहिना कनियाँक छीछा-बीछा सेहो छैन, तखन बीचमे कोन काँट अछि जे बुड़हाक आँखिमे गड़ि गेलैन जे कहलखिन- जाबे जीब ताबे तोहर ने कमाइ खेबौ आ ने मुँह देखबौ।"

एकाएक मनक विचारमे उलट-फेर हुअ लगल मुदा जइ परिवारक समस्या छी ओ परिवार केना समस्याकेँ बूझि रहला अछि ओ ने...।

बजलौं»

"बेटा की उत्तर देलकैन?"

बेटाक पक्षमे दादी उत्तेजित होइत बजली»

"बेटो ते कहिये कऽ गेल छैन जे- भेले जाइ छी।"

२



दुधियाएल बरखा

बैशाख मासक अन्हरिया-एकादशीक अढ़ाइ बजे राति। मात्र आधा घन्टा बाँकी तीन बजे भोर होइमे। ओछाइनपर पड़ल दुर्वासा काका मौसमक तापसँ तपित होइत कछमछ करैथ। हवा शान्त, ताप तपतपाइत। तपतपेबो केना ने करैत, जहिना रेडियो तहिना अखबारो दिन-राति चिचियाइत जे केता बर्खक पछाइत एहेन टेम्प्रेचर मौसमकेँ चढ़ल अछि! कछमछ करैत ओछाइनपर दुर्वासा कक्काक मन उतप्त भऽ वौआइत-वौआइत ऐठाम आबि अँटैक जाइन जे जीब कठिन अछि। केना नइ बूझि पड़तैन जे जीअब कठिन अछि? जखैन नीने हराम तखैन लोके आकि कोनो आने पालतू-सँ-जंगली जानवर आकि माटि परहक पंछीसँ लऽ कऽ गाछ परहक पंछी धरि जीवियो केते दिन सकैए? बुझले तँ बात अछि जे जखने कफ-पीत आ वात संग पकड़लक तखने औरदा खटियए लगल। जखने जिनगीक औरुदा खटियाएत आकि चौकियाएत आकि पलेगाएत तखने ने बूझि लिअ जे आब गाछी लगिचाएल..!

बेर-बेर दुर्वासा कक्काक औनाइत मनमे उठैन जे मौसमक बेतुकी गतिसँ पैछला सालक अन्तिम फसिल मारल गेल..! आमक दरसे ने..! पाकलक कोन बात जे टुकलाक चटनियो नदारत..! आन सालक हिसावसँ दोबर पटौला पछातियो गरमा धान पूजियोमे घाटा लगौत..! आ गहुम सहजे मारले गेल..! गहुमक गेने पैछला साले चलि डूमि गेल..! मुदा खेरही तँ ऐगला खेती छी, परिवारकेँ के कहए जे समाजसँ लऽ कऽ जिला, राज्य आ देशक समस्या दालिक छी..! केना नइ दस कट्ठा खेरही दुर्वासा काका करितैथ?

ओना धड़फड़ाएल किसान कहियौ कि औगुताएल आकि अगुआएल, सरोसत्तीए पूजाकेँ वसन्तक जन्म-दिन बूझि खेरही-बीआ आधा माघेसँ खेतमे छीटब शुरू करै छैथ, मुदा से नइ बतीस दिन पहिने दुर्वासा काका सलोहाल खेतकेँ पटा, जोति-कोरि बीआ छीटि चौकिया उन्नैत किस्मक अल्पकालिन खेरही दस कट्ठामे ई सोचि केने छला जे समुचित विधि-विधानसँ केने निसचित परिवारक साल भरिक दालिक समस्या मेटा जाएत। हिसावो सोझ बूझि पड़लैन। ओना चालीस किलो कट्ठा तक खेरहीक पैदावार अछि, मुदा अपने तँ ओहन किसान छैथ नइ जे ओइ ऊचाइकेँ पकैड़ पेता। मुदा एहनो तँ झड़खंडी किसान कहियौ कि अधमरू आकि पछुआएल नहियेँ छैथ जे सोलहन्नी बीओ बुड़ेता...। तँए बीच-बँचाउ करैत बीस किलो कट्ठा मानि, दू क्विन्टलक हिसावसँ खेरही-खेती केने छला। हिसाव एना सोझ बूझि पड़लैन जे सालो भरि जँ आधा किलो पाँच गोरेक परिवारमे खर्च हएत तँ सौ-ग्राम मुड़े-मुड़ भेबे कएल। ओना सबठामक अपन-अपन जरूरत छै, मुदा से अलग अछि। तहूमे दालि-दालिक अपन-अपन कद-काठी सेहो होइए। एक दिस खेसारीक कद-काठी अछि, जे दानामे अदहा खोंइचा आ अदहा दालि होइए जखन कि खेरही तइ कद-काठीक नइ छी, ओकर कद-काठी दोसर छै, किलोमे आठो सए ग्रामसँ बेसी दालि होइए। तेतबे किए, कुरथी-तेबखा आ खेरही ओहन दालि छी जेकर खोंइचो खाद्ये छी। जँ से नइ छी तँ भतउसनामे धानक चाउर कुटि कऽ आ खेरहीक दालि सौंसेक दोस्ती केना होइए?




दू-तीन दिनसँ मेघ असथिर हवामे रूइयाक फाहा जकाँ उड़ियए लगल, जइसँ झपन-तोपन शुरू भेल। तैसंग हवो उड़ए लगल। हवाक गतियो रसे-रसे तेज होइत गेल। ओना धरती जे तपित भऽ गेल छल आ ओकर जे तपवन उठए लगल, तइसँ वातावरणमे कोनो बेसी सुधार तँ नइ भेल छल मुदा सुधारक किछु झलकी तँ आबिये गेल छेलै। अढ़ाइ बजे रातिमे हवाक गति तेज भेल, वादल सेहो उमड़ए लगल। बुन्दा-बुन्दी पानि शुरू भेल। जे धीरे-धीरे बढ़ए लगल,जइसँ धरतीक तपित तन रसे-रसे तुषित हुअ लगल। अकास-सँ-धरती धरि मौसम समरूप तँ नइ भेल मुदा सिमैस जरूर गेल।

धरतीक तपित तापसँ औनाइत दुर्वासा कक्काक मन रसे-रसे चैन हुअ लगलैन। अखन धरि जे औनाइत मनमे वौआइत विचार उठै छेलैन आ खसै छेलैन ओ मौसमकेँ बदलैत रूप देख मौसमे-अनुकूल, अदलए-बदलए लगलैन। जहिना अदलै-बदलैबला मंडीमे शान्ति राखब जरूरी होइ छै, जँ से नइ राखब तँ पाइयेक हिसाव ओझरा जाएत, तहिना।

जेना-जेना दुर्वासा कक्काक मन मौसमानुकूल चैन होइत जाइन तहिना-तहिना सौन मासक पूनो-चान जकाँ अपनो चान फरीच हुअ लगलैन। जेना-जेना अपन चान फरीच होइत जाइत रहैन तेना-तेना मन चैन भेल जाइन। तीन बजे राति बीतल आ तीन बजे भोर शुरू भेल। मेघो बुनियाएब बन्न केलक। एका-एक ओते रातिमे कहियौ आकि ओते भोरमे चुट्टी-पीपरीसँ लऽ कऽ मनुख तक चल-मला गेल। मुदा दुनियाँ तँ दुनियाँ छी, जेकरा जे भवै वएह ने ओकर भावना भेल आ जेहने भावना तेहने ने बुधि, आ जेहेन बुधि हएत तेहेन काज करैमे आनन्दो आएत आ वएह आनन्द ब्रह्मानन्दोमे जा कऽ मिलत!

अपन रागमे दुर्वासा काका मने-मन डुबकी बजबैत रहैथ कि चिकनी काकी चिचिआइत लगमे आबि कहलकैन»

> “अखनो तक जे गठूला घर नै बनेलौं से देखियौ-गे सभटा गोरहाक दशा! भीज कऽ सभटा गोबर भऽ गेल! फेरसँ पाथए पड़त!”

होइते अहिना छै जे घरमे आगि लगौ आकि नहमर बिहाड़ि अबौ आकि भुमकम हौउ परिवारजन तँ अपने-अपने भवन मनसँ ने अपन-अपन जानक संग ओहू वस्तु आ विचारकेँ जान-बँचबैत घरसँ बहराइए जे ओकर प्रिय रहै छै। जहिना सैयो-हजारो रंगक वस्तु-जातसँ भरल घर-परिवारमे वएह वस्तु वा विचारकेँ बँचबए चाहैए आ आन वस्तु वा विचारक भरमार रहितो छोड़ैले तैयार होइए, तहिना चिकनियो काकीकेँ भेलैन। भेलैन ई जे जहिना गोबरधन-पहाड़ ओढ़ि ब्रजमण्डलवासीक जान बँचबैक पाछू कृष्ण भीर गेला तहिना परिवारक पहियाक चलैत घुरीक एकटा किल्ली जकाँ जारैनपर चिकनी काकी अपन सुरता गड़ौने छेली। वएह सुरता हुनका बुन्दा-बुन्दी छुटिते गोरहाक मचान दिस बाड़ी लऽ गेलैन, जेकर दुर्दशा देख चिकनी काकीक मन कलहैन्त गेल छेलैन। ओहीसँ आक्रमित भऽ दुर्वासा काका लग आबि बाजल छेली। मुदा दुर्वासा कक्काक मन बदलैत मौसम आ बदलैत जिनगीक गति-विधिपर धियान अड़कल छेलैन, जइसँ चिकनी काकीक बातक कोनो उत्तर नइ देलखिन। देबो जरूरी नइ बुझलैन। जरूरी ऐ दुआरे नइ बुझलैन जे चिकनी काकीक आद्योपान्त बात सुनलैन। सुनिते जखन गुनए लगला तँ बैशाखक अधमसिया बूझि पड़लैन, नइ कि मौसमक उतार बूझि



पड़लैन। माने ई जे मौसमक उतार भेल गरमी मास,माने जखन बरखा मास बनए लगैए तइ बीचक समए, जे एक उतरैए दोसर चढ़ैए। मुदा बैशाख तँ से मास नइ छी, ओना एक मास जेठुआ रौद सेहो पछुआएल अछि। जइमे सालक सभसँ जुआएल रौद होइए। जुआएल कहियौ आकि जबनाएल, समए तँ सभसँ नीक गोरहा-ले भेबे कएल। तैठाम जे पत्नी माथ पटकै छैथ, यएह भेल अनेरो दुख बेसाहब...।

दुर्वासा कक्काक मन आगू घुसैक गेलैन। घुसैक कऽ गोरहा घर कहियौ आकि जारैनक गठूला, तइमे जा कऽ अँटकलैन। अँटैकते मनमे उठलैन- एक तँ आश्रमी घरसँ आकि भण्डार घरसँ गठूला कद-काठीमे छोट होइए, तैसंग नीपै-बहारै आकि लेबै-मुनैक कोनो खगते ने होइए, तइले एते जे माथ-कपार पीटै छैथ से अनेरे ने! हिनके सबहक सपनामे कहियो चारि बीघाक ताज-महल औतैन..? तँए आरो अनठा कऽ दुर्वासा काका कनतोपि लेलैन।

ओना दुर्वासा कक्काक मुँह नइ खुजने चिकनी काकीक मन चिक्कन हुअ लगलैन। किएक तँ पति-पत्नीक बीच जँ पत्नीक बातसँ पति मुँहकेँ बन्न कऽ लैथ, सएह ने भेल पत्नी-लेल चिक्कन। आब कि माथपर चढ़ि टीक पकैड़ ठीक करती तखन मन चिक्कन हेतैन?

चिक्कन मन बनिते चिकनी काकीक नजैर पतिक बन्न मुँहपर पड़लैन। पहिने शंका भेलैन जे पूर्वाक लहकीमे भरिसक नीन छैथ तँए हमर बात नइ सुनलैन। मुदा गोरहा-घर आ गोरहाक दशा मनकेँ बेथित केनहि रहैन, तँए बेर-बेर मनमे विचारक झोंको उठबे करैन। मुदा असगरमे के केकरासँ पुछत आ के केकरासँ कोनो विचार लेत कि देत। तखन तँ भेल जे जे भऽ रहल अछि ओकरा छातीमे मुक्का मारि देखैत चलू। यएह सोचि अपन पनचैती अपने करैत चिकनी काकी अपन ओछाइन दिस बढ़ि गेली।

अन्हरिया-एकादशीक भोरक उदित चान जहिना दुधियाएल लाली नेने फरीच मौसमक बीच चौठक चान जकाँ हँसियाएल अपन रंग-रूप निहारैए तहिना दुर्वासा कक्काक मन अपन जिनगीक रंग-रूप निहारए लगलैन। मरहन्ना गहुमक खेती आ फलाएल आमक बगान बोनिआ गेने दुर्वासा कक्काक जे मनसँ भूख व्याकुल भऽ पड़ा लगल छेलैन ओ पुन: खेरही खेतीपर नजैर पड़िते आबए लगलैन। दालिक अभाव किए भेल? पहिल प्रश्न दुर्वासा कक्काक मनमे उठलैन। खैहन अन्न भेल धान, गहुम, मकइ इत्यादि आ दलहन भेल बदाम, केराउ, मौसुरी, खेसारी इत्यादि। भोजनक पहिल खगता खैहन अन्नसँ पूर्ति होइए नइ कि दलिहनसँ। दलिहन भेल खैहनक सहयोगी। ओना दलिहनोक रोटी, सतुआ आ उसनाक रूपमे खैहनक पूर्ति करैए, मुदा ओ भेल अभावक भाव। ओना दलिहनोक खेती आनो-आनो मौसममे होइए, जेना राहैर, खेरही, कुरथी आ तेबखा। मुदा राहैर, कुरथी आ तेबखा ऊँचरस जमीनक फसिल छी, जे धार-धूरक इलाका रहने मिथिलांचलमे कम अछि, तँए राहैर-कुरथी उपजै जोकर चासे कम अछि। रहल कैतका खेती, माने जाड़-मासक खेती मुदा ओ तँ जहिना खैहनक समए छी तहिना दलिहनक सेहो छी। एक तँ ओहिना धार-धूर, डोह-डाबर चौर-चाँचर, कोचाढ़ि-बीरैक गाम जइमे मध्यम किस्मक जमीन कम अछि,तैपर खैहनक बदला दलिहन अभावी लोक किए उपजेता, तैसंग ईहो भेल जे समुचित ढंगसँ दलिहनक खेतीक चलैन कमि गेल आ दलिहनक छिटुआ खेतीक चलैन जोर पकैड़ लेलक, जे करैमे असानो होइए। मुदा समुचित ढंगसँ नइ भेने तिहाइयो-चौथाइ उपज नइ




होइए! अस्सीक दसकमे वैज्ञानिक पद्धतिसँ गहुमक खेती करैक सरकारी योजना बनल, उपजामे बढ़ौतरी भेल, दलिहन खेत गहुमक खेतमे बदैल गेल जइसँ दालिक उपज कमि गेल!

दुर्वासा कक्काक मन आगू घुसकलैन। आगू ई घुसकलैन जे जखन एहेन स्थिति बनि गेल अछि तखन कि लोक दालिये खाएब छोड़ि दिअए? कनीकाल-ले महगक दुआरे छोड़ियो देत मुदा अदौरी-बरीक कोन दोख भेल जे गाम छोड़ि पड़ा जाए? जाड़क हिस्साबला समए जे गहुमकेँ छोड़ि दइ छिऐ, तैयो ओइमे गरमा दालि माने खेरही-तेबखा तँ कएल जा सकैए? तइले दुनूक समैक अँटाबेश करब अछि। मुदा अँटाबेशक पाछू पैछला मौसमक प्रभावो-दुष्प्रभाव तँ ऐछे?जँ खेत बिलैम कऽ उखड़त- माने खेतीक अनुकूल बनत- तखन खेतीमे बिलम हएत। जखने खेतीमे बिलम हएत तखने फसिल आगूक समए पकड़त। जखने आगूक समए पकड़त तखने ऐगला फसिल प्रभावित हएत..?

दुर्वासा कक्काक मन आगू घुसैक अपन देश-कोस दिस बढ़ि गेलैन। कहू जे दुनियाँ भरिमे अपना सबहक भोजनक जे सचार-विचार अछि, ओ दुनियाँमे केतए अछि? ओना चाउर-दालि सभ देशक भोजन छी, मुदा जइ सचार-विचारसँ हम सभ खाइ छी ओ केतए अछि? भातक पहिल संगी दालि छी, से आन थोड़े बुझैए..?

आब दुर्वासा कक्काक नजैर अपन खेरही-खेतीपर एलैन। खेतमे बीआ देना बतीस दिन भऽ गेल। सत्तैर दिनक पछाइत फड़ ललियए लगत। पचहत्तैर-अस्सी दिनमे खेरही खस्सी बनि आगूक भोज्यमे शामिल भऽ जाएत। जहिना नख-सिखक वर्णन तहिना सिख-नखक वर्णन सेहो होइते अछि। एकेबेर दुर्वासा कक्काक मन हहैर कऽ बतीस दिन पाछू घुसैक ओइ दिनपर गेलैन जइ दिन खेतमे खेरही बीआ बौगु केने छला। बौगु करैसँ चारि दिन पहिने पटौने छला,धरती एते तबैध गेल छल जे सलोहाल पटौल खेत चारिये दिनमे उखैड़ गेल, माने खेती करै जोकर भऽ गेल। डकरा हाल खेतमे रहने भुआ जकाँ गाछ जनमल। बीआक उपचारक संग जोतो आ खादो अनुकूल भेल। जइ गतिये फसिलक बढ़बारि हेबा चाही ओइमे मिसियो भरि कोताही नइ भेल। जहिना अपन कर्तव्यमे कमी नइ भेलैन, तहिना खेरही सेहो अपन चालि-ढालि आ रंग-रूप पकड़ने दुधिआइत-दुधियाइत फुलिआइपर पहुँच गेल अछि..!

दुर्वासा कक्काक मन हलसैत-कलशैत ओइ अवस्थामे पहुँच गेलैन जेतए जिनगीमे मोड़ अबैए आ दुधिआइत देहमे फुलिआइत मन नचैए। नचैत दुर्वासा कक्काक मनमे जेना घुरमी लगलैन। होइतो अहिना छै जे नचैत-नचैत जखन देहमे घुरमी लगै छै तखन ओ नचैत-नचैत धरतीपर या तँ बैस जाइए वा खसि पड़ैए। घुरमी ई लगलैन जे दालिक उपटान केना किसानक बीच आएल? मुदा से अखन नइ। अखन एतबे जे जहिना चाउरक हिसावे दू सेरक बदला तीन सेर धान भिनसुरका उखड़ाहाक[3] बोइन छल तहिना चाउरेक हिसावसँ दू सेर दालियो बोइन छल। एकर माने ई नइ जे मिथिलांचल दालि-दलिहनक भण्डार छल। हँ, एते जरूर छेलै जे किछु किसान परिवार एहेन छला जिनका अपना परिवारसँ फाजिल दालि होइ छेलैन, जे बोइनोमे दइ छेलखिन। एकर माने ईहो नइ जे दालिक प्रचूरता छल। जे किसान निम्न-मध्य परिवारक छला ओ धानक अभावमे सेहो दालिये बोइन दइ छेलखिन। ई तँ भेल भिनसुरका उखड़ाहाक बोइन। मुदा बेरुका उखड़ाहाक[4] सबा सेर चाउरक हिसावसँ दू सेर धान जहिना बोइन छल, तहिना सवा सेर दलिहन सेहो छल।




एकर माने ई नइ बूझब जे बोनिहारकेँ तीन सए पैंसैठो दिन काज लगै छेलैन, भरि साल कमाइ छला, बेरोजगारी नइ छल। नइ छल कि छल से तँ सबहक सोझहेमे अछि।

अधरतिया बीतल, बरखा सेहो बन्न भेल। पूर्वा हवाक लहकीमे अकासमे पसरल वादल सेहो छँटि गेल। जहाँ करिया मेघ परीच भेल कि भुक-भुक तरेगनो आ भकजोगनियाँ सभ भुकभुकाए लगल। अन्हारिया-एकादशीक भोरक चान हँसिया-सदृश हँसिआइत पूब दिशामे उगल। बदलैत मौसमक अखड़ेहे ने अखार भेल जँ से नइ भेल तँ किए कालीदासकेँ कहए पड़लैन- "आषाढ़स्य प्रथम दिविशे:..!" जँ पूर्णिमा आ सकराँतिक हिसावसँ मास चलैत तँ किए लिखए पड़ितैन? सोझ-साझ पूर्णिमा आकि सकराँतिक हिसावसँ सीमापर खुट्टी गाड़ि मासकेँ खुटिया दितैथ..!

आन दिनक अपेक्षा जेना आइ दुनियाँक सभ किछु भोरे जगि गेल तहिना दुर्वासा काकाकेँ बूझि पड़लैन। आन दिन तीन बजे भोरमे पौड़कियेटा बोली दइ छल, से आइ धरतीक धोंघा-सितुआसँ लऽ कऽ गाछ परहक चिड़ै-चुनमुनी सहित बोली दिअ लगल! गाए-महींस घरसँ बहार होइले डिरिया लगल अछि। दुर्वासा काका ओछाइनसँ उठि ओसारपर आबि चिकनी काकीकेँ कहलखिन»

"दुनियाँक सभ किछु जगि गेल आ अहाँ ओछाइने धेने रहब?"

ओना चिकनी काकी अपने बेथे बेथाएल अखनो छैथे, जइसँ कखनो बरखाकेँ झड़कौआ कहि गरियबै छथिन तँ कखनो अपन कपारकेँ दोख लगबै छैथ,तँ कखनो पतिकेँ अपन कपार बूझि अपनाकेँ कोसबो करै छैथ जे केहेन कपारमे बेथाएल छला! मुदा सभकेँ समटैत चिकनी काकीक मन गवाही देलकैन,भोरका समए छी, सभ अपन-अपन भरि दिनक सगुन बनबैले हँसैत उठैए, तैठाम जँ मरियाएल-कड़ुआएल उठब से नीक नहि। मनकेँ बदलैत ओछाइनसँ उठि चिकनी काकी ओसारपर आबि बजली»

"आइ भोरे नीन बिला गेल।"

मुस्की दैत दुर्वासा काका बजला»

"बिलाएल कहाँ बिलाइ जकाँ दूध-फूल तकैए..!"

---

[1] फड़ी-क माने भेल जहिना पानक पात पानक फड़ी कहबैए तहिना फूलक सघन पैदावार फूलक सघन फड़ी भेल।

[2] ससुर, ददिया-ससुरकेँ

[3] माने बारह बजे तकक



[4] माने बेरसँ साँझ धरि-

२

**विदेह समानान्तर साहित्य अकादेमी पुरस्कार** २०१२ मूल पुरस्कारसं "**अम्बरा**" (कविता संग्रह) लेल सम्मानित श्री राजदेव मण्डलक एकटा लघुकथा आ एकटा विहनि कथा

१

एडजस्टमेन्ट (लघुकथा)

मनक बाटिकामे कामनाक पुष्प फुलाइते रहैत अछि। कालक कारणे किछ मौला जाइ छै मुदा किछ विकसितो होइते रहै छै।

भुलोटन खेतसँ आपस अबैत-काल सोचि रहल छल- जाड़ भेल अछि। आगि लग बैसबो करब आ पत्नीसँ प्रेमपूर्वक गप्पो करब। जहियासँ बेटा-पुतौहुक पुतौहक अँगना भेल पत्नियोँसँ गप्प करैमे संकोचे रहैत अछि। मुदा अखनी अँगना सुनहट होएत।

लोक सोचैत रहैत अछि किछ आ भऽ जाइ छै किछु आर। विचारले गप्प जँ भऽ जाइ तँ सभ स्वर्गेमे डुमकी मारत...।

भुलोटन अँगना ऐबते देखलक जे पत्नी कोनटामे मुँह नमरौने बैसल अछि। सहैट कऽ लग गेल आ सिनेहसँ पीठपर हाथ दैत पुछलकै-

"की भेल?"

पत्नी फनैक उठलै-

"हटू, ऐठामसँ..!"

"एना किए कनै छी?"

"कानबै नै तँ हँसबै। ऐसँ नीक तँ मरि जइतौं।"

"फरिया कऽ बजबै तब ने बुझबै।"

"कहै छै जे मने-मन गजै छी आ गज लऽ कऽ नपै छी! ओइ दिन नै कहलौं जे हमरा अलगे रस्ता लगा दिअ। एकर ओल सनक बोल सहल नै जाइए। मुदा अहाँक मन तँ अछि दोसरे। आइ सभ करम करा देलिऐ।"

"कानू नै चुप रहू। कोनो गप्प तँ रस्तेसँ कएल जेतै किने।"


मानुषीमिह संस्कृताम् ISSN 2229-547X VIDEHA

"अहाँ रस्ता आ बाट तकैत रहू। अँगनामे रहबै तब ने देखबै रँगताल। अहाँक बेटा पुतौह मीठ अछि तँ संगे रहू। हम अलगे रहब। नहि हेतै तँ केकरो बरतन-बासन माँजबै। एकटा पेट तँ कुतो पालि लइ छै। हम तँ मनुख छी।"

"धुर, तेतेक लगौड़ी लगबै छी ने। अहूँ की कम छी। कोय ईर घाट तँ कोय वीर घाट। हम पुछै छी- अखनी की भेलै से बजू ने?"

भुलोटनक बात सुनिते जेना ओकरा पत्नीक अन्तरमे उधका मारलकै। बुझेलै कोनो सहाराकेँ कियो जोरसँ डोला देलकै। ओकरा आँखिसँ भर-भरा नोर खसए लगलै।

ओ बझल गलासँ बजली-

"एतेक दुख काटि अहीले बेटाकेँ पोसलिऐ। केतेक आसा लगौने छेलिऐ। सभटा आस-मनोरथ आब संगे चलि जाएत। यादि अछि- अहूँ कहै छेलिऐ- कमजोर छी तैयो अँगना-घरक सभटा काज करए पड़ैत अछि। पुतौह आएत तँ किछो ने करए पड़त। गिरथाइन बनल रहब। बैसलेमे तीमन-भात भेटत। देखियो आब- आगूमे भात पाछूसँ लात। से अहाँक सोझहामे। जखैनकि अहाँ खुट्टा जेकाँ ठाढ़ छी। तब हमर ई गति?"

पत्नीक अन्तिम वाक्य जेना भुलोटनक सूतल पुरुषार्थकेँ जगा देलकै। बुझेलै देहक कोनो भागसँ गर्मीक उत्पति भऽ रहल होइ...। बुढ़ाएल नस-नस तना गेलइ...।

"ओ कुपूत केनए गेल अछि। दूटा पाइ कमए लगल तँ अपनाकेँ की बुझैत अछि। दुनू परानी निपत्ता किए भेल अछि। अखनी सोझहामे रहैत तब ने देखा दैतिऐ।"

"की भेल यौ भुलोटन काका? किए गरमा रहल छिऐ?"

कहैत पड़ोसिया निरसू लगमे आबि गेल छल।

पत्नी कनैत बजली-

"हँ, निरसूओ बौआ तँ ओहीठाम रहइ। हमरापर तँ बिसवासो नै हएत। एकरेसँ पूछि लियौ। केना हमर कण्ठ पकड़ने रहए।"

"कनी फरिया कऽ हमरा बुझबए पड़तह निरसू। की सभ भेल रहै?"

निरसू कातमे बैसैत बाजल-

"यौ भुलेटन काका, किछ दोख लोहोक आ किछु लोहोरोक। केकरा की कहबै। एहो आँगरीमे काटबै चाहे ओहू आँगरीमे कटबै, जखम तँ अहींक हएत।"

पत्नी बिच्चेमे काटैत बजली-

"अहूँ झूठ नइ बाजू। हमरा कण्ठ पकैड़ नै मारै छेलै?"


मानुषीमिह संस्कृताम् ISSN 2229-547X VIDEHA

हाथसँ इशारा करैत निरसू बाजल-

"अहाँ थिर रहू हम तँ कहिते छिऐ। दूधक लेल लड़ाइ भेल रहइ। तखैन कनियाँक नैहरसँ चारि गोरे आबि गेल रहइ।हुनकर भाइक संगे। सभटा दूधक चाह बना देल गेलइ। तहीपर काकीकेँ नै रहल गेलइ।"

"रहल केना जाइत। मालिक-मलिकाइन सुतले रहै छै। हम जाड़-ठारमे अनरोखे थरथराइत ओइ टोलसँ दूध लाबि दइ छिऐ। टाँग-हाथ कठुआ जाइए। देहमे जड़ैया बोखार रहए तैयो दूध लाबलौं। से एको घोंट कथीले रहए देत। सभ दिन इहए टेबा। कहलिऐ तँ कण्ठ मोकै छलए। अहिना कहियो मारि देत हमरा।"

"ई गप्प बरदाइश करैबला छै निरसू? दुनू परानी हमरा सभकेँ जिअ नै देत।"

निरसू भरोस दैत बाजल-

"तेहेन बात नै छेलै। एकेबरे आमील नै पीबू। कनियाँ कनी बेसी तमसा गेल छेली। तेकर कारण छेलै जे भाइक संगे नैहरक नीक लोक सभ छेलै। काकी ओकरा सबहक सोझेमे गारि-बात दिअ लगली। बता-बातीमे सौस-पुतौह ठेलम-ठेल कऽ लेलकै। कमजोरीक कारणे काकी गिर पड़ली। आब एकरा तिलकेँ तार नहि हुए दियौ। काका एडजस्ट करू। यौ अहाँ सबहक समए गेल बीत, आब भऽ गेलै दुनियाँक इएह रीत।"

मुदा भुलोटनकेँ मनमे दोसरे बात उपकलै- कहियो-काल जे पत्नीक हाथसँ तेल लगै छल सेहो दुरलभ हएत, तँए बाजल-

"नहि हौ, सभ गप्पमे ई सभ अहिना करै छै। हम नै मानबै। पाँचटा पंचकेँ बैसेबै करबै।"

एक दिस बेटाक सिनेह आ दोसर दिस पत्नीक प्रेम बीचमे पिसाइत भुलोटन सोचैत-विचारैत बढ़ि रहल छल।

सुनै छिऐ किछे दिनक बाद एलेक्सन होइबला छै। ऐबेर अछेवटकेँ भोँट दऽ मुखिया बनेबाक छै। देखै छी ओ निडर छैथ। बजै-भुकैक छमता छै। पर पंचायतमे दूधक दूध आ पानिक पानि बेरा दइ छथिन। एहने लोक मुखिया हेबाक चाही। कतेक दिनसँ सोचै छेलौं जे आन गोरेतँ झगड़ोकेँ बढ़ा देत। अछेवटकेँ एक दिन घरपर लऽ जाएब। एकरे बुत्ते झगड़ा सुलझत मुदा समएपर भेँट हुअए तब ने...।

भुलेटन विचारक बोनमे वौआइत अछेवटक दुआरिपर पहुँच गेल छल।

दुआरिक एक कातमे अछेवटक पिता बैसल छला। भुलोटन कनी दूरेसँ पुछलक-

"यौ, अछेवटजी छैथ आकि नै?"

"ओकरा कथीले ताकै छहक हौ?"




"एगो पंचैती करेबाक छै।"

"आँइ, ओ बेमनमाँ पंचैती करत?"

भुलोटनकेँ शंका भेलै। एना किए बजै छै। सहैट कऽ लग चलि गेल छल। अछेवटक पिता हाथ देखबैत कहलकै-

"देखै छहक चण्डलबाक किरदानी। सटकासँ हाथ तोड़ि देलक। जे बापक हाड़ तोड़ै छै से तोहर निसाफ करैले जेतै।"

भुलोटनक टाँग तरक धरती हिलए लगलै। चारू भर धुइयाँ-धुंध। किछ फुरेबे ने करइ। मोन पड़लै पड़ोसियाक गप्प। निरसू ठीके कहै छल-

"एडजस्टमेन्ट..!"

२

गंगजलिया पोखैर (विहनि कथा)

कोनो वस्तु वा स्थानक नव नामकरणक एकटा इतिहास होइ छै, से कनी साँचो रहै छै, कनी झूठो रहै छै आ कनी बदललो रहै छै।

ऐ पोखैरकेँ गंगजलिया पोखैर किए कहै छै?

गामक लोक जे गंगा असलान करए जाइ छै, ओतएसँ आपसी हैतकाल गंगाजल नेने अबै छै आ ओ पोखैरक पानिमे मिला दइ छै। ई परम्परा बहुत पहिनेसँ चलि रहल छै। तँए ऐ पोखैरकेँ गंगजलिया पोखैर कहै छै।

गामक पैघ लोक कहै-

"ऐ पोखैरमे नहेलासँ लोक पवितर भऽ जाइत अछि।"

ओही गंगजलिया पोखैरमे नहाइत रही। चारि-पाँचटा धिया-पुता संगी सभ सेहो छेलै। एक-दोसरपर पानि झोंकैत। सुड़कुरिया मारैत सोना डुम्मी खेलैत रही। कोय माछ जकाँ उछलैत आ कोय साँप जकाँ हेलैत। खुशीक कोनो सीमा नहि छल।

तखैने गामक बड़का लोक असलान करए पहुँचला। संगी छौड़ा सभ संच-मंच भऽ गेल। थिर भऽ कऽ नहए लगल। हमरा ओइ गामक सभ गप्प नहि बुझल छल। किएक तँ हम बेसी मामा गाममे रहै छेलौं। तँए हम ओहिना उछलैत-कुदैत रहलौं। ओइ बड़का लोककेँ देहपर पानि पड़ि गेलैन। ओ तमसा गेला। आँखि



गुड़ैर कऽ तकलैथ। मुदा हम नै बूझि सकलौं। ओहिना उछलैत-कुदैत नहाइत रहलौं। ओ बड़का लोक अन्तिम डूम दैत गंगा-गंगा करैत विदा भेला। फेर हमरा बुते पानि पड़ि गेलैन।

ओ फनकैत कसि कऽ दू चमेटा घींच देलक।

नोराएल आँखिए पुछलयैन-

"हमरा अहाँ मारलौं किए?"

ओ फोंफियाइत बजला-

"एना बानर जकाँ किए कुदै छैँ। पानि पड़ा देलैँ। अपवित्र भऽ गेलौं!"

हम कनैत कहलयैन-

"ई तँ गंगाजीक पानि छिऐ। ई पड़लासँ अपवितर केना हेतै?"

ओ बजला-

"रौ पानि तँ ठीके पवित्र अछि मुदा तूँ तँ अपवित्र छैँ।"

"केना कऽ यौ, हमहूँ तँ गंगेमे असलान केने छी।"

चटाक फेर चमेटा लगल।

"बकटेंटी करै छैँ। गंगाजी मे नहेलासँ जाति थोड़े बदैल जाइ छै।"

जेना लागल अन्तरमे किछु दरैक गेल। आँखि ललिया गेल छल। तामसा कऽ तकलौं। ओ किछु दूर जा रहल छला।

हमरा लगल जे हुनका आ हमरा बीचक दूरी बढ़ि रहल अछि। कतेक तेकर थाह नहि।

३

**दिनेश रसिया**

**बिहनि कथा**

.........

मनसुखाः बाबा कत स अबै छह ?

बाबाः चौरी गेल रहियै ।




मनसुखाः अतेक रौदमे कि करै छेलहा ?

बाबाः कि करियै आमक गाछी के रखबारी ,

मनसुखाः एह तहन त खुब आम खाइत हेबा तों नै ?

बाबाः बौवा कने जा क देखी जे बापक कन्हाके हर कतेक हल्लुक होइ छै ।

मनसुखा चुप्पी लधने ........

४

**सत्यनारायण झा- बिहनि कथा- सुटिया**

अन्हार गुप्फ |हाथ हाथ नहि सुझैत | आकाश साफ़ रहैक |पूरा आकाश तारा सं आच्छादित |निरवता त' तेहन रहैक जे हृदय मे अनेरे सनसनाहट बुझाय |भगजोगनिक यत्र तत्र प्रकाश रात्रिक निरवता क' आओर प्रखर केने रहैक |पक्षी सभ अपना खोता मे तेना ने सुतल रहैक जे कतौ सं कोनो आवाज नहि अबैत रहैक |एकदम शांत |वायुक वेग मे केखनो क' बाँसक झुरमुट ऊपर नीचा भ' जायक लगैक जेना कोनो अदृश्य शक्ति ओकरा हिला रहल छैक | एहन अन्हरिया राति नहि देखने छलियेक |हम ओही दिन कतेको अंतराल क' बाद इलाहाबाद सं गाम आयल रही |हम ओहि समय इलाहाबाद मे पढ़ैत रही |भोजनोपरांत हम अपन दलान पर सुतल रही |नींद नहि होयत रहय |दोसर पहर राति बित गेल रहैक |कनेके काल पहिने बाँध बोन में गिदरक हुआ हुआ सुनने रहियैक |कतबो प्रयास करी नींद हेबे नहि करय |छटपट करैत परल रही |तखने दलानक कात कनैलक गाछ लग कुकुर कानय लगलैक |कुकुरक रुदन हमरा देह मे कपकपी भरि देलक |कनेक मोन क' स्थिर केलौ |आब बुझायल निद्रा देवीक आगमन भ' रहल छनि | अर्द्धावस्था मे रही |तखने बुझायल पुबारी कात सं दुर दुर सं केकरो विलाप करबाक आवाज आबि रहल अछि |निद्रा देबी पुनः लंक लेलनि |एतेक राति मे के कानि सकैत छैक ?अनुमान सं बुझायल जे मलहटोली सं कनबाक अवाज आबि रहल छैक |विलाप त' एहन करैक जेना अंतरात्मा सं चित्कार करैत होयक |ओह ,कियो भारी बिपति मे कानि रहल छैक ?ओहिना ओछेन पर परल रही ,ताबे आँगन दिस सं माय अयलीह आ उठा, कहय लगलीह जे लगैत अछि जेना सुटिया कनैत छैक |ओकर बेटा बच्चेलाल बर जोर दुखित छैक |मियादी ज्वर लगैत छैक |सुटियाक नाम सुनिते मोन दुःख सं भरि गेल |ओ हमरा घरक खबासनी छल |एकेटा बच्चा भेल रहैक त' ओकर पति भोकरहा मरि गेलैक |बेटाक कारण सगाइ नहि केलक |ओकर निर्बाह हमरे घर सं होयत छलैक |हमरा सात्विक सिनेह सुटिया सं छल |हम ओकरा बेटा सं चारि पाँच सालक पैघ रहियैक |बच्चे रही त' सुटिया हमरा मायसन सिनेह देने छल |बर माने |हम बच्चे सं ओकर पाछू पछु दौड़ैत रहैत छलौ |आत्मीय सिनेह छल |गाम आबी त' सुनिते ओ दौड़ जायत छल |अपना हाथे पानि पियाबति छल |हमरा माय क' पूरा सम्हारैत छलैक |आइ नहि आयल त' मोन में एकबेर ठह्कल मुदा भेल नहि बुझल हेतैक ?आब त' ओकरो बच्चेलाल सोलह सत्रह बरखक भ' गेलैक |मुदा ----|मायक मुँह सं जहिना सु निलियैक ,तुरत ओकरा घर दिस भागलौ |वास्तव मे बच्चेलाल क' तुलसी पीड़ा लग सुता देने रहैक आ ओकरा देह पर सुटिया अपन देह बजारि चिचिया रहल छलैक |हमरा देखिते सुटिया हमरा पैर पर अपन कपार पीटय लागल |ओ बेहोश भ' गेलैक |ओकर दांती छोरेलियैक मुदा होश मे अबिते ओ ओहिना कपार पिटय लगैक |बच्चेलाल निष्प्राण भ' गेल रहैक |ओ एहि दुनिया क' छोरि चुकल छल |



कनेकालक बाद लोक सभ एकटा ठठरी बना क' अनलकै \ ओहिपर बच्चेलाल क' धय देलकै आ राम नाम सत्य छै ,कहैत ,सभ श्मशान दिस बिदा भ'गेलैक |

ओकरा अंगना सं सभ चलि गेल रहैक |सुटिया असगरे कनैत रहैक |बगल मे हमहू ठाढ़ रहियैक |एक बेर ओकर आँखि हमरा आँखि सं मिललय |ओकर दर्द जेना हमरा पूरा शरीर मे समा गेल |नहि रोकि सकलौ अपना क' आ ओकरा भरि पाँज पकरि अपना करेज मे सटा लेलौ आ जोर जोर सं कानय लगलौ जेना माय क' पकरि बेटा कनैत छैक |

ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।

१.नवेंदु कुमार झा- गाम मे समटि रहल प्रभाव आ चर्चा भेल वैश्विक प्रभावक- साहित्य अकादमीक भुसकौल मंडलीक कारनामा २. उमेश मण्डल- कौशिकी सम्मान समारोहक आयोजन

१

**नवेंदु कुमार झा, (मैथिली पत्रकारिता लेल विदेह सम्मान प्राप्त)**

**गाम मे समटि रहल प्रभाव आ चर्चा भेल वैश्विक प्रभावक**
**साहित्य अकादमीक भुसकौल मंडलीक कारनामा**

देशक प्रतिष्ठित सरकारी साहित्यक संस्था साहित्य अकादमी पटना मे अपन साहित्यिक उपस्थिति दर्ज करा अपन उपलब्धि मे एकटा आओर कड़ी जोड़ि लेलक। बिहारक तथाकथित प्रतिनिधि सामाजिक, सांस्कृतिक, साहित्यिक संस्था चेतना समितिक सहयोग सँ सम्पन्न कार्यक्रमक बाद आयोजक गदगद बुझि पड़ैत छलाह। मुदा सम्पूर्ण आयोजन इ स्पष्ट कऽ देलक जे साहित्यक अकादमीक मैथिली परामर्षदात्री समिति (मैथिली भाषा परामर्ष मंडल) प्रचण्ड बुड़िक मंडली अछि। पैघ संस्था छल, पैघ आयोजन छल तऽ पैघ आ प्रचण्ड विद्वानक उपस्थिति मैथिली साहित्यक लेल गौरवक विषय स्वाभाविके अछि। विषय चाहे जे हो विद्वानक संगति मे भरि दिन बितल तऽ नीक-नीक जनतब भेटबे कएल। मुदा जाहि उद्देष्य आ विषय पर ई कार्यक्रम केन्द्रित छल ओहि पर मैथिलीक प्रचण्ड साहित्यानुरागी सभक ध्यान नहि छल। उद्घाटन सत्र से लऽकऽ कथा संधि धरिक सत्र ज्ञान अर्जन करऽवला अवष्य रहल। विद्वान सभ विद्वतापूर्ण गप उपस्थित श्रोताक ज्ञानक भंडार के अवष्य बढ़ौलक आ जिनका अपन ज्ञान पर विषेष भरोसा छल ओ अपन स्मार्ट फोन पर ''फेसबुक'' क पेज खोलि अपन ज्ञानक उत्सर्जन करैत रहलाह। हमर तऽ दाबा अछि जे इ सम्पूर्ण कार्यक्रम विषय सँ विषयांतर रहल। एहि आयोजन मे सभ सहभागी विद्वानक विचार ज्ञानाअर्जन मे सहायक रहल। इ कहबा मे कोनो संकोच नहि जे इ सरकारी आयोजन कोनो विषय पर केन्द्रित कऽ सरकारक खजाना के चूना लगैबाक सफल प्रयास रहल।

भने मैथिली भाषा के संविधानक अष्टम् अनुसूची मे स्थान भेटि गेल हो। विद्वान एहि आयोजन मे सम्मिलित विद्वान आ परामर्ष मंडली नह कटा शहीद हेबा लेल तैयार होथि मुदा हुनक योगदान नाम मात्र अछि। खैर



आब हमहूँ विषयांतर भऽ रहल छी। अष्टम् अनुसूची मे सम्मिलित मैथिली भाषाक आब गमैया प्रभाव समाप्त हेबा स्थिति मे अछि। गाम घर सँ आब जगत जननी माता सीताक भाषा मैथिली विदा भऽ रहल अछि। मैथिली भाषी क्षेत्र मे हिन्दी जड़ि गहिर भेल जा रहल अछि। मैथिली भाषाक क्षेत्र आ आबादी बढ़ि रहल अछि। जखनकि सरकारक आंकड़ा मे मैथिली बजनहारक संख्या घटि रहल अछि। एहि स्थिति में मैथिली साहित्य, आ पत्रकारिता पर वैष्विक प्रभावक चर्चा करब मात्र गप्पबाजी अछि।

आब जखन सरकारी संस्था अछि तऽ ओकर बजटक उपयोग करब हमरा सभक नैतिक दायित्व अछि पूरा देषक शासन व्यवस्था लोक कल्याणकारी व्यवस्थाक अन्तर्गत चलि रहल अछि। सरकारक सेहो दायित्व अछि जे ओ लोक सभक (विषिष्ट) कल्याण करए। सम्पूर्ण समाजक कल्याण करब कोनो सरकारक लेल संभव नहि अछि मुदा किछु विषिष्ट लोकक तऽ कल्याण भइए सकैत अछि। से अहू आयोजन मे भेल आ पूरा सफाइक संग भेल।

एहि कार्यक्रमक विषय तऽ बड़ व्यापक छल। एहि मे सहभागी विद्वान सभक विदूता पर सेहो कोनो आषंका नहि। कार्यक्रमक आयोजन आ कर्ताधर्ताक प्रतिभा तऽ मानहे पड़त। तखन नहि जे अपन सेवाकाल मे मैथिली के अपन साध्यं बुझलनि तिनका एहू बेर साधबाक अवसर भेटि गेल। मैथिलीक वैष्विक प्रभाव पर चारि दृष्टिए अपन विचार रख निहार चारू प्रतिभाषाली विद्वानक अद्भुत योग्यताक धनी छलाह। एहि मे तीन गोटे तऽ अवष्य एहन छलाह जिनकर रोजी-रोटीक आधार मैथिली नहि छल तइयो मैथिली लेल काज कएलनि आ काज कऽ रहल छथि। हुनका सभ के अवसर भेटल तऽ एकर उपयोग नहि कऽ सकलाह। चारू विद्वानक जे आलेख प्रस्तुत भेल ओ विद्वतापूर्ण छल मुदा ओकरा विषय सँ दूर राखल गेल छल। जखन परामर्ष मंडलक नेतृत्व दिषाहीन छल तऽ भला वक्ताक दिषा पर चलबाक कोन प्रयोजन?

इ तऽ मैथिलीक दुर्भाग्य अछि जे सरकारी सेवा आ हिन्दी पत्रकारिता मे खुटा गाड़वला मैथिली साहित्य आ पत्रकारिता मे सेहो खुटा गाड़बा मे सफल रहल। विषय सँ विषयांतर भेल प्रषासनिक साहित्यकारक आलेख मे साहित्यक प्रषासनिक दंभ स्पष्ट गेल तऽ हिन्दी पत्रकारिताक स्तम्भ जे अपन पत्रकारिताक जीवन मे बिना अर्थ मैथिली पत्रकारिताक सेवा नहि देलनि ओ मैथिली पत्रकारिता पर वैष्विक प्रभावक चर्चा तऽ नहि कऽ बाकी सभ गप्प कहलनि। अर्थक मोह पाष मे फसल इ नव मैथिली पत्रकार अपन मनक व्यथा कहबा मे सेहो संकोच नहि कएलनि जे ओ एक बोनि पर दू टा काज कऽ रहल छथि। (आलेख पढ़लनि आ अध्यक्ष्ता कएलनि) हुनका पत्रकारिता पर वैष्विक प्रभाव सँ बेसी चिन्ता एहि लेल छल जे कोलकाताक कोनो मैथिली दैनिक सरकारक विज्ञापन लऽ रहल अछि। जेना हुनक जमीन केबाला कऽ सरकार ओहि मैथिली दैनिक के विज्ञापन दऽ रहल हो। हिन्दी पत्रकार मैथिली पत्रकारिताक आनक बानगी इ छल जे ओ मिथिला मिहिर सन यषस्वी मैथिली पत्रिका संपादक सुधांषु शेखर चौधरीक नाम धरि नहि लेलनि। एतबा नहि विकट परिस्थिति के बादो समय साल चलैत रहल आ एहि पर हुनक नाजरि नहि गेल। मुदा अपन मित्र हुनक पत्रिका पर विषेष ध्यान रहल। मैथिली साहित्यक इ सौभाग्य बुझि आ कि दुर्भाग्य, एकटा नाव फैषन बनि गेल अछि, जे अपन सामर्थ्य मे मैथिली के बिसरि जाइन अछि, अपन सरकारी सेवा आ आन सेवा सँ मुक्त भऽ जाइत अछि ओ अपन वैष्विक प्रभाव देखबऽ लेल पैघ मैथिली साहित्यकार आ पत्रकार बनि जाइत छथि आ एहन अवसरक खोज मे लागि जाइत छथि।

एहि आयोजनक प्रति मैथिली परामर्ष मंडलक कतेक सजग छल एकर बानगी आछि आमंत्रण पत्र आ कनि सँ




भेट कार्यक्रमक बुकलेट। आमंत्रण पत्रक भाषाक त्रुटि तऽ इ साबितक देलक जे परामर्ष मंडल मैथिली भाषाक पैघ भुसकौल साहित्यकारक मंडल अछि। एतबा नहि कनि सँ भेट कार्यक्रमक कीति नारायण मिश्र पर केन्द्रित हिन्दी मे छपल बुकलेट मैथिली साहित्य पर वैष्विक प्रभाव के रेखांकित करैत अछि। या तऽ मैथिली परामर्ष मंडल मात्र अर्थ उपार्जनक लेल बनक अछि अथवा सŸा भुसकौल अछि। जखन आमंत्रण पत्र हिन्दी आ मैथिली दूनू भाषा मे छपि सकैत अछि तऽ बुकलेट के मैथिली मे छलपऽ मे कोन परेषानी छल। एहि संदर्भ मे जनतब पर इ स्पष्टीकरण देल गेल जे साहित्य अकादमी क इ कार्यालयी भाषा अछि। प्रधानमंत्री कार्यालयक भाषा सेहो हिन्दी आ अंग्रेजी अछि। मा० प्रधानमंत्रीक कार्यक्रमक मैथिली अनुवाद प्रसारित होइत अछि तऽ साहित्य अकादमी के अपन कार्यालय भाषा बदलऽ मे कोन परेषानी छल। इ सभ अव्यवस्था परामर्ष मंडलक भुसकौल हेबाक परिणाम अछि। असल मे परामर्ष मंडलक नेतृत्वकर्ता के साहित्य अकादमी मे मैथिली साहित्यक खराम पुजबाक लेल देल गेल छल। माँ सरस्वतीक वाद्ययंत्र नामी परामर्ष मंडलक नेतृत्वकर्ता एहि खराम के पहिर कऽ चलबाक प्रयास कऽ रहल छथि।

मैथिली साहित्य पर वैष्विक प्रभावक असरि कवि सँ भेट कार्यक्रमक दरमियान स्पष्ट रूपें देखल गेल। एहि सत्रक विद्वान साहित्यकार कीर्ति नारायण मिश्रक साहित्यिक योग्यता पर कोनो तरहें टिप्पणी करब उचित नहि अछि मुदा एहि सत्र मे जाहि तरहे बेका सँ हिन्दी मे अपन विचार रखलनि ओहि सँ तऽ स्पष्ट भेल जे हुनक साहित्यिक आत्मा अवष्ये वैष्विक भऽ गेल अछि। कीर्ति बाबू हिन्दी आ मैथिली साहित्यक भूर्धन्य साहित्यकार छथि। हमरा नहि लगैत अछि जे हिन्दी साहित्यिक आयोजन मे एहि तरहें ओ मैथिली मे अपन विचार रखैत हेताह। हिन्दी हमरा सभक राष्ट्रभाषा अछि। एकर सम्मान करब हमरा सभक दायित्व अछि राष्ट्रभाषाक प्रतिनिधित्व करबाक लेल साहित्य अकादमीक प्रतिनिधि पूरा आयोजन मे सदेह उपस्थित छलाह तखन मैथिली साहित्य पर वैष्विक प्रभावक चर्चा छोड़ि अपना पर वैष्विक प्रभाव देखैबाक कोन प्रयोजन। एहि आयोजनक एकटा आन सत्र छल "कथा संधि ओहि मे हिन्दीयाइन साहित्यकार के अवसर देब परामर्ष मंडलक मैथिलीक प्रति अनुराग के स्पष्ट करैत अछि। हुनक कथाक पृष्ठभूमि हिन्दीए सन जागल जे ओ स्वयं सेहो स्पष्ट कएलनि ओ कथा सुनौलनि। हमरा कथा नहि बुझि पड़ल तऽ एहि मे हुनकर कोन दोष। दोष तऽ सूनऽ वलाक। जे कथा दिस ध्यान नहि तऽ एहि आयोजनक गुण-दोषक ब्लू प्रिन्ट बनबऽ मे अपन ध्यान लगौने छलाह।

मैथिली साहित्य मे भने मैथिलीक षिक्षक आ प्राध्यापक अपना के पैघ विद्वान बुझैत होथि। मुदा वास्तविकता इ अछि जे डा0 हरिमोहन झा सँ मनमोहन झा धरि आ राज कमल चौधरी सँ कमल मोहन चुन्नू धरि मैथिली साहित्यकारक जे पैघ सूची सोझा अछि ओहि मे निःसंदेह नब्बे प्रतिषत मैथिली साहित्यिक प्रतिभा ओ छथि जिनकर रोजगारक माध्यम मैथिली नहि अछि। नवका पीढ़ीक सेहो बेसी सक्रिय मैथिली साहित्यकार सेहो मैथिली पढ़निहार नहि छथि तथापि ओ मैथिली साहित्य मे अपन झण्डा गाड़ऽ लेल सतत् सक्रिय छथि। साहित्य अकादमीक मैथिली परामर्ष मंडल मे बेसी सदस्यक पेटक आगि मैथिली साहित्यक माध्यम सँ मिझा रहल अछि मुदा ओ गाम घर पर मैथिली साहित्यक कोनो प्रभाव नहि छोड़ि रहलाह अछि। ओ तऽ मात्र सरकारी गैर सरकारी आयोजन माध्यमे अपन वैष्विक प्रभाव देखैबाक अवसर तकैत रहैत छथि।

साहित्यक अकादमीक इ आयोजन जेना अज्ञानताक प्रतियोगिता बुझि पड़ल। एहि आयोजनक प्रति साहित्य अकादमी आ आयोजक संस्था चेतना समितिकक गंभरीता ओकर कार्यषैली सँ स्पष्ट भऽ गेल। जखन




साहित्य अकादमी जे एहि आयोजनक वित पोषक छल एहि आयोजनक प्रति गंभीर नहि छल तऽ सदा सँ अगंभीर रहल चेतना समिति कि एक एहि कार्यक्रम के गंभीरता सँ लैत। साहित्य अकादमी आमंत्रण पत्रक बंडल पठा देलक आ चेतना समितिक सोइत वला व्यवस्था एहि आमंत्रण के नजर अंदाजक अपना तरहे आयोजनक व्यवस्था मे लागि गेल। अकादमी के जेना चेतना समितिक कार्य प्रणालीक अंदाज छल। ओ साहित्यकार सभ के सेहो फराक सँ पांच पांच टा आमंत्रण पत्र पठौने छल। लगैत अछि जे इ कोनो रैली छल जे सभ साहित्यकार के पांच पांच मुड़ि क संग उपस्थित हेबाक छल। राजधानी पटना मे मैथिली साहित्य प्रेमीक कोनो कमी नहि अछि मुदा एहि आयोजन मे भांज पुराओल उपस्थिति चेतना परिवारक सोइताना व्यवस्थाक एकटा बानगी छल। आतिथ्य सत्कारक लेल चर्चित मिथिलाक संस्कृति पर एहि आयोजन मे वैष्विक प्रभाव देखल गेल। महाकवि विद्यापतिक नाम पर बनल विद्यापतिक भवनक बिम्ब पर मिथिलाक आतिथ्य परम्परा के टांगि सरदारी व्यवस्था मे अतिथि सत्कार भेल ओ आष्चर्यजनक छल। चेतना समितिक महादेवक सोइत बसहा कार्यक्रमक सफलता पर गद्‌गद् छलाह। मैथिली लेखाक संघक मैथिली लिटरेचर फेस्टिवेल मे जखन चेतना समिति पर प्रतिकूल टिप्पणी भेल छल तऽ ओहि ठाम उपस्थित चेतना समितिक महादेवक बसह। सभ तांडव देखबा योग छल मुदा महादेवक एहि मंदिर मे क एहि अव्यवस्था पर ओ बसहा सभ महादेवक आगा मुड़ि हिलबैत रहलाह। असल मे विद्यापति भवनक संदर्भ मे इ उक्ति सटीक बैसैत अछि जे माल महाराज के आ मिर्जा खेले होली विद्यापति भवन मैथिल समाजक सम्पति अछि आ महादेव एकरा सरदार के होली खेलबा लेल गिरवी राखि देलनि अछि।
साहित्य, संस्था आ समिति अछि तऽ आयोजन होएब आवष्यक अछि। पैघ संस्था रहत तऽ पैघ आयोजन ज्यो पैघ आयोजन तऽ विद्वान सेहो पैघ-पैघ रहताह। पैघ विद्वानक उपस्थिति मे नीक ज्ञानार्जनक अवसर भेटत। इ नीक गप। मुदा विषय सँ विषयांतर भऽ श्रोता सभ के दिग्भ्रमित करब उचित नहि। मैथिली साहित्य पर वैष्विक प्रभावक बहन्ने ज्ञानार्जन तऽ अवष्य भेल। एहि बहन्ने अनियमित अवकाश प्राप्त साहित्यकार, विद्वान आ पत्रकार मैथिली साहित्य पर अपन प्रभाव छोड़ऽ मे सफल रहलाह।

२

उमेश मण्डल

कौशिकी सम्मान समारोहक आयोजन

निर्मली (सुपौल) : १८ अप्रैल, संध्या ६:३० बजेसँ स्थानीय विद्यालय- एस.एन.एस. ग्लोवल सेमिनरीक पाँचम स्थापना दिवसपर विविध साहित्यिक एवं सांस्कृतिक कार्यक्रम प्रस्तुत कएल गेल। संगे विद्यालय परिसरमे नव-निर्मित नाट्‌य मंच- 'बेनीपरी रंगशाला'क उद्घाटन सेहो भेल। उद्घाटनक पछाइत कौशिकी सम्मान समारोहक सत्र आरम्भ भेल। जेकर मुख्य अतिथि अयकर अधिकारी सह गजलकार ओम प्रकाश झा, विशिष्ठ अतिथि- साहित्यकार राजदेव मण्डल, कमलेश झा, कपिलेश्वर राउत, नन्द विलास राय, राम विलास साहु एवं उमेश पासवान तथा सम्मानित अतिथि- टैगोर साहित्य पुरस्कार एवं विदेह साहित्य सम्मानसँ सम्मानित साहित्यकार जगदीश प्रसाद मण्डल एवं प्रो. धीरेन्द्र कुमार छला। सर्वप्रथम मंचासिन सभ अतिथिगणकेँ अंग-




वस्त्र एवं पुष्प-मालसँ सम्मानित कएल गेलैन, पछाइत श्री जगदीश प्रसाद मण्डलकेँ हुनक समग्र साहित्यिक योगदानक लेल आ नाट्य-निर्देशनक योगदान लेल प्रो. धीरेन्द्र कुमार रायकेँ 'कौशिकी सम्मान-२०१५सँ सम्मानित कएल गेलैन। प्रशस्ति-पत्र, पुष्प-गुच्छ एवं अंग-वस्त्र प्रदान कएल गेलैन।

सम्मान समारोहकेँ सम्बोधित करैत मुख्य अतिथि- ओ.पी. झा कहलैन-

"सेमिनरीक निदेशक डॉ. सुरेन्द्र कुमार सिंहजी अपन विद्यालयक स्थापना दिवसक समारोहक संग 'कौशिकी सम्मान' शुरूआत कऽ ने मात्र निर्मली अपितु मैथिली साहित्य-जगतमे एक कीर्तिमान स्थापित केलैन अछि, ई एक ऐतिहासिक कार्य छी। कौशिकी सम्मान लेल दुनू गोरेकेँ बधाइ। संगे सेमिनरी परिवारकेँ धन्यवाद..!"

क्रमकेँ जारी रखैत विशिष्ठ अतिथि राजदेव मण्डलजी अपन उद्बोधनमे कहलैन-

"बहुमुखी प्रतिभाक धनी जगदीश बाबू कमे दिनमे विपुल संख्यामे साहित्य-सृजन कऽ एवं अपन विचारधाराक बलपर मैथिली साहित्य-जगतमे अपन पहिचान बनेलैन। ई हुनक सच्चा कर्मक द्योतक अछि। जे किछु लिखै छैथ, जिनका लेल लिखै छैथ, जिनकर गप लिखै छैथ, तिनका सबहक संग डेग-डेग मिला चलबो करै छैथ! सभसँ पैघ गुण हिनक ई छैन जे विरोधक मात्र स्वरेटा नै ओहन बेवहारो आ जिनगियो बनेने छैथ जगदीश बाबू। जे मिथिलामे बेछप अछि! थोड़ अछि! यएह हिनक एक-एक रचनाकेँ सेहो अनुपम अनबैत अछि, बेछप बनबैत अछि। सेमिनरी परिवार जगदीश बाबू एवं प्रो. धीरेन्द्र बाबूकेँ कौशिकी सम्मानसँ सम्मानित कऽ निर्मलीक नाम रौशन केलैन अछि। "

उद्बोधन क्रमकेँ जारी रखैत संघर्षशील मैथिली सैनानी श्री कमलेश झा बजला-

"नाट्य-निर्देशनक क्षेत्रमे प्रो. धीरेन्द्र कुमारकेँ एवं साहित्य-जगतमे श्री जगदीश प्रसाद मण्डलकेँ कौशिकी सम्मान जे सेमिनरी परिवार, एक विद्यलय परिवार प्रदान कएल ओ अबस्स अनुपम कार्यक शुरूआत छी। ऐ हेतु ने मात्र सुरेन्द्र कुमार सिंहजी धन्यवादक पात्र छैथ बल्कि समस्त निर्मलीवासी धन्यवादक पात्र छैथ। ई क्रम अनवरत जारी रहए ई हमर शुभकामना..!"

ऐ तरहेँ अन्य विशिष्ठ अतिथिगण सेहो अपन उद्गार व्यक्त केलैन। अन्तमे मंच संचालक उमेश मण्डल आयोजककेँ धन्यवाद ज्ञापनक लेल आमंत्रित केलैन। डॉ. सुरेन्द्र कुमार सिंहजी धन्यवाद ज्ञापन करैत बजला-

"मंचासिन मुख्य अतिथि, विशिष्ठ अतिथि एवं सम्मानित अतिथिक संग सभागारमे उपस्थित सबहक प्रति हम आभार प्रकट करै छी। १८ अप्रैल विद्यालयक स्थापना दिवस छी, जे ई पाँचम छी। ऐ अवसरपर हम सभ साल किछु-ने-किछु कार्यक्रम आयोजन करैत रहलौं। मुदा ऐ सालसँ जे 'कौशिकी सम्मान'क आरम्भ कएल ओ आगूओ जारी रहत। श्री जगदीश प्रसाद मण्डल एवं प्रो. धीरेन्द्र कुमारजी कें सम्मानित कऽ हम- सेमिनरी परिवार- बहुत खुश छी, अपनाकेँ गौरवान्वित महसूस कऽ रहल छी! अहिना अपने सबहक सहयोग बनल रहए...। धन्यवाद नमन..! "



तेसर सत्रमे विद्यालयक छात्र-छात्राक द्वारा सांस्कृतिक कार्यक्रम प्रस्तुत कएल गेल। जइमे शिक्षाक महत, स्वच्छताक महत, साम्प्रायिक सौहार्द, राष्ट्र प्रेम, लघु नाटिका, गीत, गजल संगे विभिन्न तरहक नृत्य इत्यादिक सुन्दर प्रदर्शनसँ भेल। जे दर्शक-दीर्घामे उपस्थिति श्रोता सभकेँ मंत्र-मुग्ध केलकैन। अनेको पारितोषिक एकर प्रमाण बनल। स्कूलक शिक्षकगण सेहो ऐ सुन्दर कला प्रदर्शन लेल धन्यवादक पात्र रहला। श्रुति प्रकाशनसँ प्रकाशित पोथी 'विदेह नाट्य उत्सव' एवं 'विदेह लघु कथा संग्रह' तथा 'तरेगन' नामक पोथी पल्लवी डिस्ट्रीब्यूटर सेमिनरीक सभ शिक्षककेँ तथा छात्र-छात्राकेँ श्रीमती प्रीति ठाकुर रचित बाल साहित्य- 'मैथिली चित्रकथा' एवं 'गोनू झा आ आन मैथिली चित्र कथा' पारितोषिक रूपमे प्रदान केलक।

ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।

रवि भूषण पाठक

दोस्तीक जिनगी मे झड़बैर काल (व्यंग्य)

आ झड़बैर कालक दोस्ती बहुत किछ महुआक रंग नेने रहै ,रंगो सँ बेशी गंध ।खूब मादक गंध ,पूरा क' पूरा गाछी-बिरछी ओइ गंध सँ पुलकित ,मुदा ऐ गंधक आयु कत्ते दिन ,ऐ फलक आयु कत्ते दिन ,ऐ वसंतक आयु कत्ते दिन ,तहिना ऐ कालक दोस्ती सब रहै ।किछु दिनक लेल पूरा जगजगाड़ ,आ फेर जल्दिए बाइस भेनै आ किछुए घंटाक बाद मौलेनए ,मौलाईत-मौलाईत लाल भेनै आ फेर करियेनए ।मुदा चलाक लोक शरबत बना पी लैत रहथिन,बेशी चलाक लोग लट्टा बना के राखि दैत रहथिन आ जे जन्मी चलाक रहथिन से महुआ कें सड़बाक प्रतीक्षा करैत रहथिन ,महुआ सड़ै आ मधु मे बदलि जाए ।काबिल लोक सब ऐ दोस्ती कें सीसी मे राखि के अमर बना देलखिन ।तें ऐ काल मे जल्दी-जल्दी दोस्ती बनै आ टूटै ।बहुत किछु 'ट्रायल एंड एरर' तकनीक पर ।दोस्ती बहुत किछ तात्कालिक स्वार्थक आधार पर बनैत रहै ,आ ईहो पता नइ रहै कि ऐ दोस्ती सँ किछु भ' पेतए वा नइ आ किछु समै बितैत जखन पता चलै कि हे दोस्ती तोहर कोन दिशा ,तोहर कोन रंग ,तखन तुरत दोस्त सब बदलि जाए आ जे विशेषण ,समास आ मुसकियान अहांक लेल प्रयुक्त भेल रहै ,से दोसराक लेल खर्च भेनै शुरू भ' जाए ।कखनो काल दोस्त लोकनिक' स्वार्थ आमने-सामने आबि जाइ तखन दूनू एक-दोसर पर आरोप लगबैत अलग भ' जाइत रहथिन ।जे जत्ते बुधियार ,से तत्ते कम आरोप लगबै ।आ एहने समै मे एलखिन साव जी आ साव जी दूए दिन मे विदा भ' गेलखिन ,एहने समै मे एलखिन कमती जी ,ऊहो दुए दिन मे विदा भ' गेलखिन........मुदा सभ एहने नइ रहै क।किछु आयल छथिन कि पुरनका सब कें उखाडि के फेक देबै कत्त' बागमती मे ,गंगा मे ,करेह मे.....
ईहो एगो समै रहै ,मधुबनी जिला मे एक सँ एक इंस्पेक्टर भूमि विभाग मे । एगो सिंह जी रहथिन ,जिनकर पहुंच पटना तक ,मिश्रा जी रहथिन हरदम पटना-रांची बौआइत रहथिन आ झाजी दिल्ली- कोलकाता सँ कम कखनो नइ बतियाथिन ,एगो ईहो समै छैक सब झड़बैर सब पहुंच गेल छैक ।एगो छथिन विनय भूषण से हरदम सिंहजीक पाछू लागल रहै छथिन ,आ ऐ आगू-पाछू मे भोजन-जलपानक चिंता सँ मुक्त छथिन ,एतबे नइ



सिंहजी कनेक पहुंच वला छथिन से एही बहाने कनेक बात-सात ,निंदा-प्रशंसा ,पाद-फूस करैत नजदीकी बढि रहल छैक आ कनेक काजो ससरि रहल छैक ।विनय भूषण जी आ सिंह जी सहरसाक महिषी प्रखण्डक छथिन ।दूनूक दोस्ती एही ठामक अछि,मुदा दूनू आदमी एके साथ कहै छथिन भगवती तारादेवीक जय ।ऐ दोस्ती के झाजी कनेक वक्र आंखि सँ देखै छथिन ,किएक त' विनय भूषण छोट जाति सब मे सँ छथिन आ झाजी कें लागैत छैन जे विनय भूषण सिंहजी कें साथ मिलि एकटा नया समीकरण बना सकैत अछि ,मुदा सिंहजी एकरा एकटा संभावना कें रूप मे देखैत छथिन,मतलब एहन आदमी जे ब्राह्मण सबकें गरिया सकैत अछि ,बस एकटा चाय ,कनेक जलपान ,बासि-कुसि मिठाई आ ई सब नइ होए तैयो एकटा भविष्य आ एकटा संभावनाक मद्देनजर....

आ झड़बैरक दोसर फुल्ली जीवछ ठाकुर ।देह पिलपिल्ली मुदा अवाज भरिगर ।की चाही आ की बाजै छी ,ऐं यौ ठाकुर जी ,एना मे केना मिलत ओ सभ ,जे अहां चाहै छी आ जे कंठ पर आबैत आबैत रहि जाइत अछि ।मुदा कतबो कहियौ करता ओतबे ।आ एकटा चीजक गैरेंटी कि ओ सही चीज नइ बता सकैत छी ,पता नइ पर्सनेलेटी डिजोर्डर ,जेनेटिक समस्या वा कोनो खास मानसिकता ।अहां पूछबै नाम आ ओ पूर्ण शिष्टताक संग अपन शैक्षिक योग्यता बतेता ।नइ -नइ हुनकर कान ठीक छइ ,ओ बताहो नइ छथिन ,ओ अहां संग मजाको नइ करैत छथि,मुदा ई अल्लक बल्ल जे छैक ,सएह हुनकर शक्ति ।एही शक्तिएंक भरोसे ओ अपन रस्ता चलैत छथिन आ अहां अनुमान नइ लगा सकैत छियै कि ओ किमहर जेता ।आ ठाकुर जी सब दिस छथिन कनेक सिंह जी दिस ,कनेक झा दिस ,कनेक मिश्रा जी दिस ,कनेक रंजन दिस ,कनेक विनय भूषण दिस ,मुदा ओ गोजर नइ छथिन कि शतपादी होथि ,तें ओ किमहरो नइ घुसुकि पाबै छथिन ,ओ चालियो नइ छथिन कि ससरैत-ससरैत नमहर रस्ता पार क' सकैथ ,से ऊ भ' गेलखिन वृद्ध ऊंट जे अपन नमहर गरदनि उचका-उचका पात तोड़ैत हो आ ठाकुरो जी बस पाते तोड़ैत छथिन ,फल ,डांट छूबाक सामर्थ्य हुनका मे नइ ।जे ऊर्जा बचैत छैन से रेलवेक टाईम-टेबुल देखबा मे लगा दैत छथिन ,डेली सकरी जाइत छथिन ने ,तें आबि जेता दस मिनट पहिले आ आफिस सँ भागि जेता दू घंटा पहिले ।पीठ पर बैग टांगने ठाकुर जी एकटा निश्चित समै मे दरभंगा आ संकरी स्टेशन पर देखा सकैत छथिन आ ई मासिंक सीजनल टिकट हुनका कत्तौ के नइ छोड़लक । ने ओइ ग्रूपक भेलखिन ,ने अइ पटटी दिस ससरलखिन ।ओ अखंड यात्री रहलखिन आ पूरा मंडली जिला चरैत रहलै ......अधिकारी परेशान कि किछु कमा के नइ दैत अछि ,आ अधीनस्थ परेशान कि साहेब कमबा नइ रहल छथि ।मुदा एहने मे कतेको एहनो सूरमा सब छैक ,जे चाहैत छैक कि ठाकुर जी नइ आबैथ मधुबनी ,ओ बैग ल' के ,टिकट ल' के ,मोटर साईकिल सँ ठाकुर जी कें विदा करैत छैक ,आ ठाकुर जी गाम जाइत छथिन ,मुदा गाम मे रहैत छथिन त' धियान रहैत छैन मोबाईल पर ,हरदम चौंकैत रहता कि केकर फोन एलै ,केखनो कंपनी वला फोन केलकै ,त' ऊचकि के देखता ,केखनो वौआ बुच्ची सब सेहो गलती सँ रिंगटोन बजा देलकै त' परेशान ठाकुर जी बच्चा सब कें डेंगा दैत छथिन ।केखनो डेरा के फोन बंद क' दैत छथिन ,केखनो बैटरी निकालि दैत छथिन आ केखनो काल ओछैने पर मुसकियाइत बहन्ना सोचैत छथिन ।ई मुसकिएनै कतेको बेर कनियां के खराब लागलेन ,पहिले टोकैत रहथिन ,आब टोकनै छोडि देलखिन ,मुदा एखनो कहियो काल कनियां ताक' लागैत छथिन ।हाय रे ठाकुर

